विचारकेँ समटैत अकछाइत बाजल»

“भैया, कोनो कि एकेटा कारण अछि, अहाँ तँ गाममे नइ रहै छी तँ की बुझबै, मुदा सुनैत-सुनैत हमर कान बहीर भऽ गेल अछि, तँए कहलौं।”

सुजीतक सुढियाएल मन देख रघुनाथ बजला»

“अच्छा, गप-सप्प हेबे करत पहिने चाह पिबह।”

एक तँ ओहिना सुजीतक मन बजैले तनफनाइत तैपर भफाएल चाह देख मनो भफाएल। बाजल»

“पहिने अहाँ पीब तखन ने हम पीब।”

सुजीतक सुविचार देख रघुनाथक मन पघिल गेलैन। पघिल ई गेलैन जे जे विचार अखनो समाजमे जीवित अछि- माने पहिने अहाँ तखन हम- ओ मरि जाए, सेहो नीक नहि। मुदा काल्हिये भरि दिन समय अछि, एकबेर जँ सभ उम्मीदवारकेँ एकठाम बैसा एक विचारमे आनि समाजक उन्नतिक दिशा दिस बढ़ब नीक हएत। मुदा से सम्भव कहाँ अछि। जिनकेसँ भेँट करए जाएब वएह बजता जे झगड़ा करैबेर जहिना धरहरिया केकरो पकैड़ मारि खुआ दइए, सएह ने बुझत। आब देखौआसँ चोरौआ धरि सभ अपन-अपन मैनेज करैमे लागत, तइमे जँ हम किछु केकरो कहबै तँ सएह बुझत..।

रघुनाथक मन ठमैक गेलैन। मुदा लगले भेलैन जे रोगसँ बँचैक दुनू उपाय अछि। बेमारी होइसँ पहिने संजम आ बेमारीक पछाइत नीक इलाज। तँए जेते चिन्तनीय समस्या बुझै छी, से नइ अछि। मुदा अही समाजक तँ अपनो छी किने तँए किछु दायित्व तँ बनिते अछि।

चाह पीब रघुनाथ बजला»

“बौआ, गाममे तँ हमहींटा हाइ-स्कूलक शिक्षक छी, तूँ कहै छह जे गाममे झंझट ठाढ़ हएत, तैबीच हम की करी?”

सुजीत बाजल»

“आब अरवन किछ ने करू, मन हुअए तँ भोंट खसाएब नइ हुअए तँ नइ खसाएब, किए केकरोसँ अहूँ दुश्मनी करब।”

सुजीतक विचार सुनि रघुनाथक मन मानि गेलैन जे अरवन सबहक मनक चढ़न्त बेर अछि तँए चुपे रहब नीक। बजला»

“से सएह?”

सुजीत»

“हँ ते और की।”

❑ **साभार : डभियाएल गाम**

# अखरा-दोखरा

देवघरसँ अबैत रही, जसीडीहक मुसाफिर खानामे एक गोरे भेटला। भेटला कि सिमटीक जे कुरसी बनल छल ओइपर पहिनेसँ असगरे बैसल रही, ऊहो आबि कऽ बैसला। कनीकाल तँ ऊहो चुपे रहला आ हमहूँ चुपे रहलौं मुदा जखन चुनौटी निकालि तमाकुल चुनबैक सुर-सार केलौं आकि बजला-

“एक जुम बढ़ा देबइ।”

पहिल दिनक भेँट, केना कऽ पुछितिऐन जे छोट जुम खाइ छी आकि नमहर। अपने अनुमान करए लगलौं जे मुँहक एकोटा दाँत नै टुटल देखै छिऐन तइसँ भरिसक छोटे जुम खाइत हेता। सएह करैक मन भेल, मुदा खुएला पछाइत जँ अजश भेल तखन खुएलहा फले की हएत!

तँए अहगरसँ तँ नै मुदा मझोलका घानी लगा देलिऐ। तरहत्थीपर औंठा चलए लगल। धिया-पुताक खेल जहानि एतए-सँ चलिहेँ बुढ़िया, धोकड़ी समैइहेँ बुढ़िया...। बाँहिपर ओंगरी चलए लगल।

घन्टा भरि गाड़ी पछुआएल। भरिपोख दुनू गोरेक बीच गपो-सप्प भेल आ दूबेर चाहो-पान चलल। गाड़ीक एके कोठलीमे बैस कऽ भरि रस्ता गप-सप्प करैत एलौं। दरभंगा अबैक रहए। हायाघाटमे जखन ओ

उतरए लगला तँ कहलैन- “फेर कहिया भेँट-घाँट हएब आकि नै हएब।”

हमहूँ टोकारा देलिऐन-

“ऐ देहक कोनो ठेकान अछि, अखने डिब्बासँ खसि पड़ब, परान तियागि देब।”

हठ करि कऽ अपना संग उतारि लेलैन। दू दिन पहुनाइ चलल। दू दिनक पछाइत जखन गाम एलौं तँ बेटा पुछलक-

“दू दिन केतए हराएल छेलौं?”

जेना-जेना भेल, सभ बात सुना देलिऐ। सुनि कऽ बाजल-

“एना जे अखरा-दोखरा-तेखरा दोस्ती हुअ लगल तँ दुनियेँ अछन भऽ जाएत।”

जहिना गबैया, खिस्सकर शुरू कम स्वरमे करैए तहिना बेटो मुँह दाबि कऽ बाजल छल। दोखरा-तेखरा तँ नीक जकाँ सुनलौं मुदा अखरा कहलक आकि सखरा से नीक जकाँ सुनबे ने केलौं।

मनमे उठल दोखरा बालु तँ पाइनो बनबैए आ हवो मुदा तेखरा तँ पाथरेटा बनबैए। ओ चाहे कोइला कहबए आकि पाथर मुदा दुनूक (बालु-सिमटी) प्रेम केते प्रगाढ़ होइए जे जुग-जुगान्तर के कहए जे जन्म-जन्मान्तर धरि ओहिना ठाढ़ रहैए जहिना शुरूमे ठाढ़ होइए।

ओना, बेसी थकान नै रहए हायेघाटसँ आएल रही, मुदा पाछू पुछड़ी जोड़ि बजलौं- “बौआ, थाकैनसँ देह भरियाएल अछि, पहिने नहा-खा कऽ किछु समय आराम करब तखन मन खनहन हएत। पछाइत सविस्तर बात करबह।”

थकान सुनि बेटा अपन जवाबदेही बुझि गुमे रहि गेल।

❑ **साभार : पतझाड़**

# गाछपर सँ खसला

ओछाइनेपर रही, माने नीनसँ सूतल रही। ओना, किरिण नइ फुटल रहै मुदा गामक लोक जगि गेल रहै, पोसर चरौनिहार महींसवार बाधसँ घुमि गेल रहए, गाछीक अखड़ाहापर कुश्ती समाप्त भऽ गेल रहै, मुदा चलती बेरक सवारी कसा-कसी होइते रहइ। पत्नियोँ आँगन-घर बहारि चुल्हि नीपैक सुर-सार करिते रहैथ कि पड़ोसिनी आबि कहलकैन»

“मनोज बाबा गाछपर सँ खैस पड़ला!”

कहि पुछाड़ि-भाड़क बेन जकाँ आगू बिल्हए बढ़ि गेली।

‘गाछपर सँ खसब’ सुनि जे पत्नी अवाक भेली से पड़ोसिनी परोछ भऽ गेलैन मुदा बकार नइ फुटलैन जे कनी आरो सेरिया कऽ बुझितैथ। घर-निप्पा चुल्हि लग रखि पत्नी सोझे लगमे आबि बजली»

“मनोज बाबा गाछपर सँ खैस पड़ला!”

ओना पहिनहि जगा देने छेली। जगला पछाइत कहलैन। मनोज बाबाकेँ गाछपर सँ खसब सुनि मनमे उड़ी-बीड़ी उठि गेल। मुदा तखन तँ पत्नियेँ सोझमे रहैथ, आन रहितैथ तँ आनो मने बाजल जा सकैए मुदा पत्नी लग से केना हएत। पति जकाँ ने बाजए पड़त। की करितौं सहए केलौं। तमसा कऽ तँ नइ मुदा गरमा कऽ बजलौं»

“कुकुर कटने छेलैन जे भोरे-भोर गाछपर चढ़ि गेला।”

ओना कहब जे अठबजिया ओछाइन छोड़निहारकेँ अहिना भकइजोते होइत रहै छै से बात नइ, छअ बजेसँ पहिनेक बात छी। उठै बेर हमरो भऽ गेल रहए मुदा उठल नइ रही। मनक खौंझक कारक दोसरो भेल। दोसर भेल जे जखन गाछेपर सँ खसला तखन केते जखम भेल हेतैन तेकर कोन ठेकान। तइमे तेलेक मालिशसँ नीक भऽ जेता आकि डॉक्टर ऐठाम जए पड़तैन आकि अक्सीजन-घर पहुँचबए पड़तैन, तेकर कोन ठीक अछि। तइले तँ तैयार भऽ कऽ ने निकलए पड़त, से तँ अखन ओछाइने छोड़लौं अछि। अखन नित्य-कर्मक संग पाइयो-कौड़ीक बेंत-बाँत ने करए पड़त। तहूमे जखन डॉक्टरे-इलाजक भाँजमे पड़ब तखन केते दिन लागत आ की सभ करए पड़त तेकरो की थाह अछि। अथाहक भरोसे केते...।

मुदा फेर भेल जे सोझे मने-मन नक्शे-खतियान बनबैत रहब तहूसँ तँ नहियेँ हएत। कोसी-नहैर जकाँ मने-मन नक्शा बना लेब आ खुनैकाल ई ठेकाने ने रहत जे पानिक बहान ऊपर-सँ-निच्चाँ दिस दौड़ैए, तैठाम जँ मुहेँपर निच्चाँ उतारि देबै आ आगूमे ऊँचका खेत रहतै तखन ओइ खेतकेँ पटैक केते आशा कएल जाएत, ई तँ इंजीनियरक काज भेल, सबहक तँ छी नइ। तहूमे अपन नक्शा-खतियान तँ अखन यहए ने हएत जे मुहसँ पत्नीकेँ घरक भार सुमझबैत, अपने मुँह-कानमे पानि लऽ ली आ जेते जल्दी बाबा लग पहुँच सकब ओते मुस्तैदी करी। जानक कोनो ठेकान अछि जे परान छुटि जाएत आकि...। चाह पीब विदा भेलौं। थोड़बे हटि कऽ टोलेमे दछिनवारी कात घर छैन। मनोज बाबा दरबज्जेपर भेटला। ओना गामक लोकक देखब पतरा गेल रहै मुदा गोटि-पँगरा आबा-जाही रहबे करइ।

गामक बातावरणमे पसैर गेल रहै जे फुलेक गाछपर सँ खसला, फुलडाली नेनहि ठाढ़े खसला।

पुछलयैन»

“बाबा, किछु विशेष समाचार?”

अपने तँ लाभर-जीभर बजलौं मुदा सियारवी बाबा नीक जकाँ बुझि गेला। जएह बात गामक वातावरणमे पसरल तही टोनमे मनोज बाबा बजला»

“आने दिन जकाँ अपन नियमसँ फूलक बेर फूल तोड़ए गेलौं। कनैल फुलक फड़ी क मास छीहे सएह ठिकिया कऽ चढ़लौं, थोड़बे ऊपर गेलौं कि पएर पीछैड़ गेल, हाथमे फुलडाली लटकौनहि निच्चाँ-मुहेँ ससरैत ठाढ़े खसलौं।”

गपक आभाससँ बुझि पड़ल जे बाबा अपन बेथाकेँ छिपा कऽ बाजि रहला अछि जँ से नइ अछि तँ बोलीमे किए अवरोध भऽ रहल छैन।

मुदा अपनो तँ हुनके बेथा मेटबैले ने जिज्ञासा करए आएल छी, तखन जँ जोतले-चौकियाएल खेत भेट गेल तँ बीये छिटैमे किए देरी करब।

कहलयैन»

“फुलडाली मजगूत छल किने?”

ओना बाबा बोली परेख लेलैन, मुदा बाउक भाउ जेना दुनू अछि- पितोकेँ आ पुत्रकेँ सेहो ‘बाउ’ कहल जाइ छै, तहिना मुस्की दैत बजला»

“एह! फुलडाली तँ फुलडालीए अछि, ओना छी पितरिया मुदा रंग- रूपसँ सोने जकाँ झलकैए।”

घन्टा भरि पहिलुका चोटपर मनोज बाबा केतबो झाँपन दैथ तैयो ओछ धोती-साड़ी जकाँ एक-भाग उघारे भऽ जाइन। अपनो मन गवाही दिअए- भाय! कियो कनबैत-कनबैत हँसबैए, कियो हँसबैत-हँसबैत कनबैए, मुदा जीवन-धार तँ से नइ छी, ई तँ हँसैत-खेलैत बहैत धारा छी। तैठाम मनोज बाबा अपने जे नुका रहला अछि तखन कनी किए ने एकटा

ओढ़ना आरो ओढ़ा दिऐन। सहए करैत पुछलयैन»

“बाबा, साँप जकाँ जे गाछपर सँ ससैर कऽ निच्चाँमे उतैर ठाढ़े रहलिऐ, एकर तँ कोनो मानैयेँ ने भेल?”

पारखी मनोज बाबा धाँइ-दे बात परेख लेलैन। बजला»

“बेसी-सँ-बेसी तूँ यएह ने कहबह जे गाछपर सँ साँपे ससैर कऽ निच्चाँ अबैए आकि गनगुआरिये?”

बिच्चेमे बजा गेल»

“हँ, एकटा टाँगक झोंझबला आ दोसर बिनु टाँगबला।”

बातकेँ सम्हारि बाबा बजला»

“थोड़बे ऊपर चढ़ल रही, जेते ऊपरसँ धिया-पुतामे कुदनाइ सीखने रही तँए ससरलौं नइ पीछड़ए लगलौं आकि कुदि गेलौं।”

‘कुदब’ सुनि चपाड़ा भरैत कहलयैन»

“अपने कहुना भेलिऐ ते पुरान हाड़-काठक ने भेलिऐ, मुदा हड्डीक जोड़क जे पएरमे छिटकिल्ली अछि ओ ने ते ससरल।”

एकेबेर नीपैत-पोतैत बाबा बजला»

“यएह बुझह जे जहिना पहिने फ्रेश रही तहिना अखनो छी।”

कहलयैन»

“बाबा, जखन पूजा करै छी, फूलक जरूरत होइए तखन एहेन-एहेन जे बड़का फूलक गाछ लगौने छी, जैपर चढ़ि कऽ तोड़ए पड़ैए तइसँ नीक ने जे फुलवाड़ी लगा छोट-छोट गाछक फूलसँ बेगरता सम्हारि लेब।”

ई बात जेना मनोज बाबाकेँ मनमे गड़ि गेलैन तहिना तिलमिलाइत बजला»

“बौआ, तोरासँ लाथ की करब। साठि बर्खक उमेर भऽ गेल,

चालीस बरख सँ पूजा करै छी, जखन जुआनी छल आ घरसँ खेत धरि कर्मभूमि बनौने छेलौं, सभ किछु सोझेमे नचै छल, आब ओ हूबा अछि जे ओते मनसूबा करब, मुदा... ।”

हरमुनियाँक अन्तिम पटरी जकाँ अवाज बदलैत रहैन मुदा केकरा कहथीन आ कहने हेतैन की तँए ऐठाम आबि बाबाक बोली पलटैत रहैन।

मनमे भेल जे ई तँ केकर दिनक परि भऽ गेल, जे गेलौं करहर उखाड़ए आ आगूमे चलि आएल केशोर! माने भेल जे करहरो आ केशौरो पनिगर माटिमे होइए, मुदा होइए दुनू दू परिस्थितिमे। जखन पानि रहै छै तखन करहर होइए आ जखन पानि सुखि माटि सकताइए तखन केशौर होइए जे हाथसँ नइ खुरपीसँ उखाड़ल जाइए, तइले खुरपीक प्रयोजन पड़ै छइ। ऐठाम सएह भऽ गेल, मनसूबा बना आएल छेलौं जे बाबाक कुशल-छेमक पछाइत, चाहे साइकिलेसँ आकि टेम्पूएसँ डॉक्टर ऐठाम जाएब, दादीकेँ सेहो संग कऽ लेब, बर-बेमारीमे पत्नियेँ ने अर्द्धांगिनी बनि आधा दुख बँटतैन। मुदा से तँ बाबा गाछ परहक खसब बिसैर अपन जिनगीक खसब दिस बढ़ि रहला अछि..!

पुछलयैन»

“की कर्मभूमि कहलिऐ बाबा?”

एक तँ ओहिना बैसारी मनोज बाबा, भरि दिन विचारेक परसादी बँटिते रहै छैथ, तैपर कर्मभूमि सन शब्द भेट गेलैन, भेटते जेना मनसूबा जगलैन। बजला»

“बौआ, यएह देह छी जे हट्ठामे बैशाख-जेठ मास सन दिनमे हर-बरदक संग बारह बजे तक कोदरबाहि करै छेलौं मुदा थाकैनसँ मिसियो भरि मुँहो मलिन नइ होइ छल, जइक चलैत घर-अँगनासँ लऽ कऽ खेतो-पथार धरि हँसैत रहै छल मुदा आइ..!”

‘आइ’क पछाइत सभ कानि रहल छी, से मुहेँमे रहि गेलैन।

बाबाक बन्न होइत बकार देख अपनो बकार बन्न हुअ लगल। मुदा संजोग नीक रहल। दादी सेहो लगमे आबि गेली। जहिना बाल-बोधकेँ अगुआ पुतोहु वा परपुतोहु अपन जेठजन केँ अपन समाद पठबै छैथ तहिना समदिया भेट गेल। मुदा दादी-आगू बाबाकेँ अपन बेथा व्यक्त कराएब मन नइ मानलक। ओना लग्गासँ मरखाहो मालकेँ घास खुऔल जाइए से तँ मनमे रहबे करए। बजलौं»

“बाबा, अखनो अहाँक जे हड़गर-कठगर देह अछि ओ जुआनी-जवानीमे केहेन रहल हएत।”

पत्नीकेँ आगूमे देख आकि की से तँ बाबा जानैथ मुदा बुझि पड़ल जे बाँहिक कुरता समेट-समेट गट्टासँ बाँहि दिस लऽ जा रहला अछि। ओना नजैर पत्नीपर नइ हमरेपर रहैन, बजला»

“बौआ, कर्मभूमियेँ धर्मभूमियोँ छी जे सातो दुनियाँमे अछि। चाहे ओ भावभूमिक कर्मभूमि हुअए आकि जन्म भेल जगहकेँ जन्मभूमि-मातृभमि कहि कर्मभूमि बुझियौ.., अहिना सभ माने- सातो दुनियाँमे अछि, आ सभ दुनियाँक अपन कर्मभूमियोँ छै आ मर्मभूमियोँ छइ।”

अपना झोंकमे बाबा बजैत रहला, बजैत रहला जे सून-अनसून दुनू हुअ लगल। तँए नीक जकाँ बाबाक बात नइ बुझि पाबी। मुदा गुरु ने एक भेला, चेलाक कोन ठेकान अछि। एको भऽ सकैए, एकसँ बेसी दोसरो-तेसरो भऽ सकैए आ एकोमे उत्थरसँ गहींरगर भऽ सकैए। बजलौं»

“बाबा, एक दिनक बेरा पार करैमे जे एना लाख कोसक रस्ता देखए लगबै तहूसँ तँ काज नहियेँ चलत। जरूरत तँ एतबे ने अछि जे काल्हि जे कौल्हुका सूर्जक उदए हएत ओ सीमा भेल आ अस्त धरिक कर्म आ कर्मक सीमा- जिनगी भेल। तेतबे जँ ठेकानसँ ठेकाइन ठेकनबैत चली सएह ने?”

ओना दादी अखैन तक ठाढ़े छेली, मुदा कड़चीक साँगह परक

लत्ती जहिना हवामे डोलैत रहैए तहिना दादीक देह अखनो तक डोलिये रहल छेलैन। डोलबो केना ने करितैन, बेटा-पुतोहुक कोनो अशे ने छैन, लऽ दऽ कऽ साठि बर्खक खाली पतिक छैन, सेहो भोरे-भोर तेहेन अन्हरगरेमे गाछपर सँ खसला जे अन्हरगरे केना चलि जइतैथ, तेकर कोनो ठीक छेलैन। जँ बाबाक पेटे-पाँजर टुटि गेल रहितैन तँ दादीक गति की होइतैन...। मनमे भेल जे अछैते बेटा-पुतोहु कष्टमे किए छैथ? दादीकेँ पुछलयैन»

"दादी, अछैते बेटा-पुतोहु जे एना कष्टमे छी से नीक लगैए?"

हमर बात सुनिते दादी तँ सहैम गेली मुदा मनोज बाबाक मनक फुनफुनी ओहिना जगलैन जहिना रणभूमिमे रणाकेँ जगैए। बजला»

"बौआ, जइ पुरुखकेँ आइन-अपगराइन नइ अछि, ओहो कोनो पुरुखे भेल।"

बाबाक मजगूत विचार सुनि मनमे भेल जे भरिसक मनमे कोनो दमगर व्रत छैन, जे पुरबै पाछू अपन सभ किछु बलिदान करैले तैयार छैथ। मुदा से तँ सुनला पछाइते ने बुझब। ओना मनोज बाबाक परिवारक सभ भाँजो तँ नइ भाँजल अछि मुदा दुनू बापूतक बीचक बात नइ बुझल अछि सेहो तँ नहियेँ अछि। कहब जे जखन बुझले अछि तखन सएह ने किए कहलयैन। समाजक बीचमे ने बसल छी, समाजक बीच बहुत एहेन बातो आ काजो अछि जे सीमाबद्ध अछि। जे सीमाबद्ध अछि ओकर अतिक्रमणो तँ अतक्रमणे भेल, तँए। बजलौं»

"बाबा, अहाँ ते तेहेन उमकीमे उमैक कऽ बाजि देलिऐ जे बुझबे ने केलौं?"

बाबाकेँ जेना सह भेटलैन, मुदा दादीकेँ कठाइन लगलैन से ठोरक बिजकीसँ बुझि पड़ल, मुदा बातो-विचारक तँ अपन क्रम होइ छै, ई तँ नइ जे आमक गाछे रोपैकाल चूरा कीन कऽ लऽ आनी जे आम सेने

खाएब। एक तँ परिवारक विवाद छी तहूमे बाप-बेटाक बीचक जे करवनो नाहपर गाड़ी जकाँ आ करवनो गाड़ीपर नाह जकाँ चलि अपन जिनगीक बाट-घाट पार होइए। तेहेन विवादकेँ तँ, जहिना गोहि अपन मुँह खोलैत-खोलैत शिकार लग पहुँच पकड़ैए, तहिना करब ने जरूरी अछि।

मनोज बाबा बजला»

“तोहीं कहह जे बेटाक ई उचित भेल जे कोन-कहाँ देशमे जा कऽ बिआह कऽ लेलक।”

ओना किछु लोकमे एहेन बजैक आदत होइए जे अपन विचारक बातकेँ टुकड़ी-पुरजी बना, एक-एकटा कहैत बीचमे पुछैत रहत जे की हेबा चाही। मुदा नीक अधला दुनू पक्ष अछि, से सभ बात बुझला पछाइते ने कियो उचित निर्णायक मोड़पर आबि सकैए। तैबीच जे टुकड़ी-टुकड़ीक निर्णय कऽ नेने रहब तखन तँ अपने निर्णये ओझरा जाएत तँए बजलौं»

“बाबा, अपने कनीकाल मुँह बन्न रखियौ, दादियो कोनो ऐसँ फराक नहियेँ छैथ तँए हिनको बाजए दियौन।”

जेना हमर बात बाबाकेँ काँट जकाँ मनमे गड़लैन तहिना बिसबिसाइत दुनू ठोर बिदकलैन। ओना मुँह बन्न केने रहैथ। भऽ सकैए जे मनमे ईहो आबि गेल होइन जे तीन गोरेमे एक बजनिहार दू सुननिहार ने होइए, तैठाम बिनु सुननिहारक बाजबे की हएत। ओना, दादीक मनमे अपन बेटा-पुतोहुक सिनेह अखनो मनक धारे-धार चलिये आबि रहल छेलैन, तैठाम समाजक रूपमे हमरा देख आरो गतिमान भऽ गेलैन जे आक्रोशित होइत बजली»

“सोल्हैनी दोख हिनके छैन!”

दादीक बात सुनिते बाबाक नरसिंह तेज भेलैन, जे मुँहक रूखिसँ बुझि पड़ल। मनमे भेल जे कहीं दादीपर हाथ ने उठि जाइन। मुदा तइसँ

पहिने बीचक जे समय अछि जँ ओकरा अनुकूल बना लेब, तरवन रूप बदैल सकैए।

दादीपर सँ नजैर हटा बाबाक आँखिपर गाड़लौं। जहिना गहुमन साँप आकि बाध-सिंह आँखि-पर-आँखि पड़िते ठकुआ जाइए तहिना भेल। मनोज बाबा ठकुएला। बजलौं»

“दादी, जड़िसँ कहियौ।”

‘जड़ि’ सुनिते मनोज बाबाक मन पिनपिनेलैन। मुदा तैपर दादी मिसियो भरि धियान नइ दऽ बाजए लगली»

“बौआ, तोरो बुझल हेतह आ गामोक लोककेँ बुझल छैन जे एकटा बेटा अछि। कौलेजसँ पढ़ि नोकरी करए कलकत्ता गेल। ओइठाम बिआह कऽ लेलक।”

बिच्चेमे टोनि देलिऐन»

“हँ, ओ तँ अहाँ दुनू बेकतीक बड़का भार उतारि देलक किने।”

बजैले दादी लुसफुसाइते रहैथ कि बीचेमे मनोज बाबा बजला»

“गामसँ जाइकाल बेटाकेँ एना बुझा कऽ कहलिऐ जे बौआ, कामरूप कहाँ-दन ओम्हरे छै, जैठाम पुरुखकेँ जहुरी मौगी सभ गदहा-घोड़ा बना बाधमे चरैले ठोकि दइ छै, तइ सभपर नजैर रखिहह।”

बाबा तेना टोनमे बजला जे हँसी लगि गेल, हँसए लगलौं जइमे बाबाक बातो उधिया गेलैन। बिच्चेमे दादी फेर बाजए लगली»

“बौआ, जहिना अपना सबहक गाम-घरक लोक अछि तहिना कनियाँक छीछा-बीछा सेहो छैन, तरवन बीचमे कोन काँट अछि जे बुड़हाक आाँखिमे गड़ि गेलैन जे कहलखिन- जाबे जीब ताबे तोहर ने कमाइ खेबौ आ ने मुँह देखबौ।”

एकाएक मनक विचारमे उलट-फेर हुअ लगल मुदा जइ परिवारक

समस्या छी ओ परिवार केना समस्याकैं बुझि रहला अछि ओ ने... ।

बजलौं»

“बेटा की उत्तर देलकैन?”

बेटाक पक्षमे दादी उत्तेजित होइत बजली»

“बेटो ते कहिये कऽ गेल छैन जे- भेले जाइ छी ।”

**❑ साभार : गाछपर सँ खसला**

# सोनाक सुइत

जेना-जेना सुचित्राक बिआहक दिन लगिचाएल जाइ तेना-तेना निर्मला काकीक मनमे धएल विचारक टनकक टहकी सेहो बढ़ए लगलैन। जहिना गुड़ घाक टनक रसे-रसे रसिआ शरीरमे टहकी बढ़ा दइए, जेकरा खिल रूपमे निकालला पछाइत टनको कमैए आ धाओ छूटबाक आशा जगबैए, तहिना निर्मला काकीक मनक टहकी सेहो बढ़ि कऽ निकलैक मोड़पर आबि मन कबुल लेलकैन जे अनेरे मनक बात मनमे सड़बै छी, एकरा निकालबे नीक।

करियाएल मने निर्मला काकी बेटीक मनोरथक आशा निकालि निराल-निराश होइत अपन हृदैक हारिक संग मनक हारि कबुल करैत सुचित्राकेँ बुझबैत बजली-

“बुच्ची, तूँ बेटी छिअ। मनक बात तोरा नै कहबऽ तँ केकरा कहब। तहूमे तोरे धनक क्षय भेल अछि। किछु छिअ तँ कोखिक सन्तान तँ तोहीं छिअ। पुश्तैनी सोनाक सुइत..?”

सोनाक सुइत तँ निर्मला काकीक मुहसँ निकैल गेलैन मुदा धसनाक तर पड़िते कोनो धार जहिना रूकि जाइ छै तहिना निर्मलो काकीकेँ भेलैन। अनायास मुँहक बोल ठमैक कऽ रूकि गेलैन।

माइक अधखिजू बात सुनि सुचित्राक मनमे उठल जे चाउर कुटैकाल धानो अधखिजू होइए, मुदा एहनो तँ होइते छै जे अधखिजुओ मारिक चोट नीजा जीवनो-जान लऽ लइ छइ। आखिर माइक मनमे कोन एहेन आँकर-पाथर पड़ि गेलैन जे कण्ठसँ ऊपर बकार नै आबि रहल छैन।

पताएल आगिकेँ जहिना खोरनीसँ खोड़िते जीताएल आगि ऊपर चैल अबैत तहिना खोड़ैत सुचित्रा बाजल-

“माए, मनक वौस आ हृदैक ऋृषा दुनू दू सीमानक भीतर रहैए, छातीक दूध पीअल सन्तान हम छियौ, तखन लाथ किए करै छेँ। जखने गरीब माए-बापक घर कियो जन्म लइए तखने छाती मुक्का मारि बुझैए जे जिनगी भरि कजराएल आँखिक नोरक धार बहबे करत, तइले चिन्ते की? साँझे जेकर मृत्यु भेल तेकराले की लोक भरि राति कनिते रहत। बाज माए, बाजि कऽ हमरो बाजूगर बना दे। बाज माए बाज, तूँ माए छँह, तोरा नै कहबौ तँ अनका कहनौं की हएत।”

अपन हृदैक धाराक धार बेटीक हृदैमे ओहिना प्रवाहित होइत देख निर्मला काकीक मन धिक्कारि देलकैन। धिक्कारि ई देलकैन जे अपन मनक बातकेँ मनमे मारि राखब नीक नहि। कुसमयमे भलेँ ओ मटियामेट धुरा बनि पैरक तर किए ने रहए, मुदा इतिहास ने केकरो बिसरल आ ने बिसरत। ओ तेतबे धरि बिसराएल अछि जेते तक जन्मदाता विहीन अछि। जखने खोजी खोजए निकलै छै तखने खज-खजाना भेटते छइ। विशाल खजाना मटियामेट भऽ नुकाएल अछि...।

निर्मला काकीक विचार मोड़ लेलकैन। मोड़ लइते उठलैन हमरा तँ ओहेन माए ने बनक चाही जे भुखाएल बच्चाक भूख बुझि कनै वा बजैसँ पहिने खेनाइ दऽ दिऐ।

जहिना चिड़ै-चुनमुनी लोलमे लोल सटा बोलो आ घोलो घोरैए

तहिना घोरैत निर्मला काकी बजली-

"बुच्ची, तोराले सोनाक सुइत एकटा रखने छेलौं, बिआहक दिन माए देने छल। मुदा... ।"

माइक अधखड़ू बोल सुनि सुचित्रा बाजल-

"बाज माए, पुरा करि कऽ बाज।"

सुचित्राक मनक झमार तेना निर्मला काकीकेँ झमारि देलकैन जे झूर-झमान होइत बजली-

"बेटी, बकार नै फुटैए। तोरा देख-देख आरो मन कलहन्तमे पड़ि लाजे कठुआ मन कँपैए।"

निर्मला काकीक बात सुनि सुचित्राकेँ सुनैक जिज्ञासा आरो बढ़ल। दोहरी झमार दैत बाजल-

"माए, तूँ जननी छीएँ, किए जनितो अन्जनी बनए चाहै छेँ। जहिना अपन देहक सभ किछु दऽ ठाढ़ केलेँ तहिना अपन मनक बात सेहो मथि कऽ किए ने खुआबए चाहै छेँ। जनाएबे ने जननीत्व भेल।"

सुचित्राक आँखिमे आँखि गाड़ि निर्मला काकी बेटीक लीलकेँ कलील करैत बजली-

"सुचित्रा, जे बूझल-जानल अछि से सुनि लएह। माए कहने रहए जे ई सुइत हमरो माइए देने छल। जेकरा जोगा कऽ तोराले रखने छेलिअ। मुदा बिच्चेमे तेहेन भुमकम भेल जे विरहा गेल।"

सोनाक सुइत विरहाएब सुनि सुचित्रा ठमैक गेल। ठमैक ई गेल जे एक तँ बिआहक बात पक्का भऽ गेल अछि, तैबीच सोनाक सुइतक गप अछि। किछु बाजब माइक माथपर बोझ देब हएत। बी.ए. पास सुचित्रा ओहेन नै जे घरसँ बाहरक कौलेजमे हजारो रूपैआ महिना खर्च कऽ पढ़लक, ओहेन सुचित्रा जे गामसँ पाँच किलोमीटर पएरे चैल गमैआ

कौलेजमे पढ़ने छल। पढ़ने छल समाजशास्त्र आ समाजशास्त्रक अर्थशास्त्र आ अर्थशास्त्रक इतिहास। निष्कलंक, निष्कपट सुचित्राक मन अपन कौलेजमे पढ़ल विषयमे पहुँचल। केना समाजक ढाँचाक संग लूट-पाट भेल, केना अर्थक लूट-पाट भेल आ केना इतिहास लूटाएल। मुदा प्रश्न नान्हिटा नहि। सुचित्राक मन ठमैक कऽ ठहैर गेल। कोन जरूरी वेचारीकेँ छेलै जे समाजक ढाँचाकेँ तोड़ि-मरोड़ि बुधियार अपन भोग-विलास केलक? कोन जरूरी छै जे केना छोट वेपारीकेँ, माछ जकाँ बड़का वेपारी ढप-ढप गिड़ैए। कोन जरूरी छै जे समाजकेँ शराबी, जुआरी, अपराधी बना समाजक नक्शे विगाड़ि दी..?

विचारक दुनियाँमे अपना मनकेँ हेराएल-भोथियाएल देख सुचित्राक ममत्व जागल। बाजल-

"माए, हमर चिन्ता तोरा एतबे धरि करक चाहिऐ जेते धरि अवोध बच्चासँ नव दुनियाँक मनुख बना बिआहि नव सृजनक दुनियाँक सीमानपर पहुँचा रहल छैं। अनेरे कोन सोनाक हँसुलीक चर्च करै छैं।"

सुचित्राक विचार निर्मला काकीक विचारमे ओहेन धक्का मारलक जे जिन्जीर खोलने बिना केबाड़ खुलि गेल। बजली-

"बेटी सुचित्रे, चीज गेल तँ गेल। मुदा मनमे रोपल जे मनोरथ छल, ओहो आइ चैल गेल। बाल-बच्चाक सुख-दुख माए-बाप नै बुझहै, माए-बापक सुख-दुख बेटा-बेटी नै बुझहै, तखन अनेरे किए इतिहासो आ समाजोशास्त्र परिवारक परिभाषा करैए। ओकरा कोन दरकार छै जे अनेरे अपन किताबक पन्ना दुरि केने अछि?"

निर्मला काकीकेँ हेराइत देख सुचित्रा भरि पाँज समेट बाजल-

"माए, चीजक चर्च नै, अपन सोग की छौ से कहि दे। आगू दिन काज देत।"

सुचित्राक मधुआएल विचार सुनि निर्मला काकीक मन उमैड़

गेलैन! बजली-

"बुच्ची, बिच्चेमे बात हेरा-ढेरा जाइए तँए तीनटा बात कहबह। सएह पहिने कहि दइ छिअ, मन पाड़ि-पाड़ि दिहऽ।"

अपन हेराएल-भँसियाएल जिनगीक बात जहिना लोक बिसैर जाइए तहिना भरिसक माइयोकेँ भऽ रहल छेलैन।

सुचित्रा मने-मन विचारए लागलि, जहिना घाकेँ खील, पीज, खून निकालि साफ कएल जाइए तहिना बनौला पछाइत माइक विचार बुझि सकब। बातक जड़ि पकैड़ सुचित्रा बाजल-

"माए, अनेरे कोन सोग-पीड़ामे पीड़ाएल छेँ। तीनटा कोन बात छौ, से कहि दे।"

जहिना गुरुआइन अपन शिष्याकेँ छातीक हाड़ पहिरा असीरवाद दैत, तहिना निर्मला काकी बजली-

"बुच्ची, अखन धरिक पुश्तैनी परम्परामे बेटीक बिआहमे सोनक महत रहल अछि। तँए मनोरथ छल।"

माइक बात सुनि सुचित्राक मन मिसियो भरि विचित्र नै भेल। घा बहबैकाल माइयो जहिना बच्चाक भविस देख पाथर जकाँ छाती बना लइ छैथ, तहिना माइक बेथाक कथा सुनैले सुचित्रा छातीपर पाथर रखि बाजल-

"एतबेटा बातले तूँ एते बेथाएल छेँ? तूँ हमरा पढ़ल-लिखल आदमी बना दुनियाँक बीच ठाढ़ कऽ रहल छेँ, जेतए बनियोँ-वेकाल बजैए जे 'साए भरि सोना नै नीक एकरती बुधि नीक।"

सुचित्राक तोष भरल बात सुनि निर्मला काकी बजली-

"बुच्ची, जे सुइत तोराले रखने छेलौं, ओ माए देने छल, माइयोकेँ माइए देने छेलखिन। धरोहर छल। अनका जकाँ अखन तक चोर-

डकैतसँ भेँट नै हुअ देने छेलिऐ, मुदा वन्हकीदारक भाँजमे चीज चैल गेल।”

माइक विचारक तड़ी देख सुचित्रा आरो तरसँ बमकोला दैत बाजल-

“माए, इतिहास बजैए, आइए नै सभ दिनसँ धनक बैमानी-शैतानी होइत रहल अछि, तोरो भेलौ। हमरे दइतेँ किने, मन मानि गेल जे तूँ देलेँ, हम लेलौं।”

सुचित्राक विचार सुनि निर्मला काकीक मन चौदहो भुवनक सातम सीढ़ी पार कऽ गेली। आठम सीढ़ीपर पएर रखि बजली-

“बुच्ची, भुमकममे बुड़हाक देहपर घर खसि पड़लैन। ओही इलाज करबैमे सुइत बन्हकी लगेलौं। अही आशापर लगौने रही जे जहिया सुचित्रा बिआह करै-जोकर हएत तहिया ने काज हएत, ताबे बेगरता सम्हारि लइ छी। मुदा डकैती कहि सुइत बेइमानी कऽ लेलक।”

माइक बात सुनि सुचित्रा बाजल-

“अहीले एते सोग करै छेँ, चोर-बैमान चोरे-बैमान रहत, साउध-साउधे रहत।”

**❑ साभार : लजबिजी**

एक तम्मा सिदहा

एक घोंट पानि

करतब

पहाड़क बेथा

उदय-प्रलय

खेतक बँटवारा

पैंतीस साल पछुआ गेलौं

माघक चाह

घबाह ट्यूशन

चोर-सिपाही

उरीन

गुणहीन

बड़की माता

पोखला कटहर

राकशे रहि गेलौं

मुफतिया माल

हेराएल जिनगी

करिछौंह मुँह

कियो ने पुछैए

अँगनेमे हेरा गेलौं

वर्थ डे

सजल स्मृति

सेहन्ता

धोखा

एक मुठी घास

डुमैत जिनगी

हूसि गेल

ठेलाबला

जीविका

धर्मनाथ

किरदानी

भरमे-सरम

धोखा केतए भेल

मीनी भ्रष्टाचार

सोमनाकाका

पटियाबला

रिक्साबला

पसेनाक धरम

दूधबला

केना जीब?

सझिया खेती
सतभैंया पोखैर
दनियाँ डाबा
अर्जुन रोग
दोसराइत

चुनवाली
रेहना चाची
बुधनी दादी : 2
पुरनी नानी
एकबोलिया दादी

उकड़ू समय
अवाक
कलंक : 1
बताहे बताह बनौलक
भैयारी हक

लछनमान
बिटगरहा
गलफूलू
लाही
पल भरि

केकरा-ले केलौं
केकरो कियो ने
टुटली मरैया
बगबाइर
अपन मन अपन धन

छातीक हार
कोढ़िया सरधुआ
पहपैट
भोरक सपना
खोंटकर्मा

एक धाप जमीन
भैयारी
साझी
सूदि भरना
सीमा-सरहद

गपक पियाहुल लोक
धरमूदासक अखड़ाहा
हमरा नीक नहि लगैए
कर्ज : 1
आब नइ आगि लगैए?

घूर

एगच्छा आमक गाछ

प्रीगर शत्रु

दहेजुआ गाए

गठूलाक गारि

गण्डा

अब-तब

झूठे

उजगी

जेना हाथी रही

कनी हमरो सुनू

नोकरिहारा

अनका बेर ओंघी

लगबे ने कएल

ओ दिन

पान पराग

फोंक मकड़

झकास

ठोररंगू

हकार

ओझरी

दोती बिआह

कचहरिया रोग

नटकिया गति

भारीपन भार बनि गेल

दिन घटि गेल

पछताबा

परिवारक प्रतिष्ठा

पागलखाना

खाए चाहैए

गामे उपैट गेल

खतियाएल घर

किछु ने फुरैए

तिलकोरक तरुआ

पटोर

बेटाक चलैत

उग्रघारा

बेटीक कुभेला

दोहरी हाक

खिलतोड़

| | |
|---|---|
| बापक चलैत | पाइक इज्जत |
| गाम बिसैर गेल | माघक घूर : 1 |
| ठकहरबा | मधुमाछी |
| समैयक बेरबादी | मति-गति |
| न्याय चाही | नैहराक धाड़ |
| रिजल्ट | माघक घूर : 2 |
| बाल बोध | चहकल विचार |
| अपन गारि अपन दुआरि | राक्षसक झड़ |
| सरही सौबजा | सद्विचार |
| अउतरित प्रश्न | पोखरिक सैरात |
| पनियाहा दूध | मनकमना |
| कन्हा भँट्टा | कटौज |
| फलहार | किछु ने |
| गावीस मोइस | हथियाएल खुरपी |
| निनिया देवीक आराधना | झुटका विदाइ |
| कनियाँ-पुतरा | खुदियाएल |
| मानसरोवर यात्रा | गलती अपने भेल |
| गामक शकल-सूरत | बत्तु |
| मितक प्रयोजन | असिरवाद उलैट गेल |
| चैन-बेचैन | उड़हैड़ |

पेटगनाह
गंगा नहेलौं
बकठाँइ
गुलेती दास
खर्च

डॉक्टर हेमन्त
मनुखक मूल्य
तीन जुगिया भाय
आश्रम नहि सोभाव बदली
मायराम

शुभचिन्तक
विधवा बिआह
वैष्णवी भगवती
प्रेमी
शंका

मुइलो बिसेबैन
प्रतिभा
केतौ नै
हमर कोन दोख
असगरे

डीहक बटबारा
मूलधन
छूआ
लफ साग
नहरकन्हा

अपन सन मुँह
पाप आ पुण्य
चोरक चोरबती
मातृभूमि
कटा-कटी

हरदीक हरदा
बेरपर
झगड़ाउ-झोटैला
फॉगु
बुड़िबकहा बुड़िबक बनौलक

उलबा चाउर
पतझाड़
धरम काँट
तिलासंक्रान्तिक लाइ
कठफल

| | |
|---|---|
| असहाज | बेटीक लिलसा |
| बाबा बेलेश्वरनाथ | पुरान साड़ी |
| भोँटक गहमी | अभिनव अनुभव |
| जेतए जे हौउ | अड़िकट्टा चोर |
| नौमीक हकार | उझट बात |
| | |
| एकतीस मार्च | बहिन |
| अगिलह | मर्माहत |
| स्वर्ग आ नर्क | अलपुरिया बरी |
| पीरारक फड़ | दुधियाएल बरखा |
| मनकेँ फुसलबै छी | चोरूक्का झगड़ा |
| | |
| अकास दीप | त्राहि-कृष्ण |
| माघ नहाइले जाएब | संकट |
| अतहतह | काँच सूत |
| चौरचनक दही | बीरांगना : 2 |
| तेतर भाइक कविता | सोग |
| | |
| अपन रोपल गाछी भुताहि | विघटन |
| डभियाएल गाम | बगदल गाम |
| अखरा-दोखरा | कलंक |
| गाछपर सँ खसला | उनटन |
| सोनाक सुइत | विद्गूताक मद |

क्रान्तियोग
पाही पट्टी
गोहाइर
मरियाएल मन
मदैत नै चाही

बोनिहारिन मरनी
आशापर पानि पड़ल
बुढ़िया दादी
बाबी
बुधनी दादी : 1

क्रियाशील
समझौता
रत्न गमेवाक दुख
भाइक सिनेह
हारि

जाम
विदाइ-दैछना
टाइपिस्ट
गजपट खेती
सुआद

अनेरुआ बेटा
कछमछी
समदाही
वारंट
एकाग्रचित

गलगर भैंस
प्रवल इच्छा
अधखरूआ
मोहरा
भँसियाएल बाल-बोध

दूटा पाइ
अपने केलहा
समुद्री विद्या
बीरांगना : 1
अनुशासन

बिहरन
हारि-जीत : 1
अपसोच
अपन पुरखाक डीह
खलओदार

| | |
|---|---|
| पढ़ल सुगा बौक | गामक मुँह फेर देखब |
| गेल माघ उनतीस दिन बाँकी | गुड़ा-खुद्दीक रोटी |
| मान | चौकीदारी |
| बालमण्डली | देव उठान |
| नीक बोल | अनदिना |
| कियो ने | सुमति |
| स्वरोजगार | आशापर पानि फेर गेल |
| झिसीक मजा | चर्मरोग |
| लतियाएल जिनगी | केतौ ने रहलौं |
| सजमनियाँ आम | मुँह-कान |
| त्रिकालदर्शी | बाबाक बाग-बगिया |
| सड़ल दारीम | पुरस्कार |
| बटखौक | फुसियाह |
| स्मृति शेष | गामक सुरता |
| बिसवास | कचोट |
| हाथी आ मूस | जेकर चुन तेकर पुन |
| गामक बान्ह | एते दिन अपना-ले आब अनका-ले |
| पनचैती | रमैत जोगी बोहैत पानि |
| भबडाह | पनचैती पनपना गेल |
| दूरी | जेठुआ गरदा |

| | |
|---|---|
| खसैत गाछ | सुरता |
| केते लग केते दूर : 2 | सगहा |
| कुघाटक मृत्यु | पकिया चेला |
| ओऽ होऽ होऽ हूसि गेल | अनगढ़ चेतना |
| मुड़ियाएल घर | धोतीक मान |
| उचितवक्ता | चुप्पा पाल |
| हारि-जीत : 2 | जन्मतिथि |
| हँसीएमे उड़ि गेलौं | दियरबा-भैंसुर |
| मनोरथ | फज्झैत |
| धरती-अकास | भुतलग्गू आकि भविसलग्गू |
| विचार हेरा गेल | सिरमा |
| घर तोड़ि देलिऐ | मनुखदेवा |
| आजुक जिनगीक आइ परीछा | अप्पन-बीरान |
| दोहरी मारि | सुभिमानी जिनगी |
| धुर बुड़ि तोरा बजै ने अबै छौ! | मरूभूमि |
| डकरा हाल | मइटुग्गर |
| सीरक गाछ | आने जकाँ |
| परतीहा खढ़ | उमकी |
| गरदैन कट्टा बेटा | मुँहक खतियान |
| कर्जखौक | ओसार |

बेर परहक भदवा

केलवाड़ी

हँसैत लहास

बलधकेल कटौज

कान फुटल कप

सड़क-कातक खेत

सनेस

छोटका काका

कुकुरपन

हमर बाइनिक विचार

आइ एम शॉरी

देखल दिन : 2

मेकचो

कामिनी

संगी

ठकुआएल भुसवा

बपौती सम्पैत

दादी-माँ

कचहरिया भाय

एक दिन

५-५ टा कथाक १०० संग्रहक ई पंचदेव शृंखला मैथिलीमे पॉकेट-बुक्सक कमीकेँ पूर्ण करत। जतेक पन्ना, ततेक दाम, मोटामोटी दस-दस पन्नाक कथा। से पढ़ैयोमे सुभितगर आ कीनैयोमे सस्ता। एक उखड़ाहामे एकटा पॉकेट बुक्स खतम भऽ सकए, से साएगो पोथी साए उखड़ाहाक खोराकी भेल। श्री जगदीश प्रसाद मण्डलक कथा-संसारसँ बीछल ऐ सभ रचनाक विषय-वस्तु अहाँक सामाजिक ज्ञानकेँ मोनो पाड़त आ बढ़ेबो करत आ अहाँकेँ सामाजिक प्राणी हेबाक बोधो कराएत। अहाँकेँ अधिकारक संग कर्तव्यक स्मरण कराएत, सरोकारी बनाएत। आ ई सभ मनोरंजनक संग भेटत। मैथिलीक ई पहिल पॉकेट-बुक्स सीरीज स्वागत योग्य अछि। **-गजेन्द्र ठाकुर**

**जगदीश प्रसाद मण्डलजीक रचना संसार :** 1. गीतांजलि, 2. सुखाएल पोखरिक जाइठ, 3. तीन जेठ एगारहम माघ, 4. सरिता- गीत संग्रह। 5. इन्द्रधनुषी अकास, 6. राति-दिन, 7. सतबेध- कविता संग्रह। 8. पंचवटी- एकांकी संचयन। 9. मिथिलाक बेटी, 10. कम्प्रोमाइज, 11. झमेलिया बिआह, 12. रत्नाकर डकैत, 13. स्वयंवर-नाटक। 14. मौलाइल गाछक फूल, 15. उत्थान-पतन, 16. जिनगीक जीत, 17. जीवन-मरण, 18. जीवन संघर्ष, 19. नै धाड़ैए, 20. बड़की बहिन, 21. भादवक आठ अन्हार, 22. सधबा-विधवा, 23. ठूठ गाछ, 24. इज्जत गमा इज्जत बँचेलौं, 25. लहसन, 26. पंगु, 27.आमक गाछी- उपन्यास। 28. कल्याणी, 29. सतमाए, 30. समझौता, 31. तामक तमघैल, 32. बीरांगना- एकांकी। 33. तरेगन, 34. बजन्ता-बुझन्ता- बीहैन कथा संग्रह। 35. शंभुदास, 36. रटनी खढ़- दीर्घ कथा संग्रह। 37. गामक जिनगी, 38. अर्द्धांगिनी, 39. सतभैंया पोखैर, 40. गामक शकल-सूरत, 41. अपन मन अपन धन, 42. समरथाइक भूत, 43. अप्पन-बीरान, 44. बाल गोपाल, 45. भकमोड़, 46. उलबा चाउर, 47. पतझाड़, 48. लजबिजी, 49. उकड़ू समय, 50. मधुमाछी, 51. पसेनाक धरम, 52. गुड़ा-खुद्दीक रोटी, 53. फलहार, 54. खसैत गाछ, 55. एगच्छा आमक गाछ, 56. शुभचिन्तक, 57. गाछपर सँ खसला, 58. डभियाएल गाम, 59. गुलेती दास, 60. मुड़ियाएल घर, 61. बीरांगना, 62. स्मृति शेष, 63. बेटीक पैरुख, 64. क्रान्तियोग, 65. त्रिकालदर्शी, 66. पैंतीस साल पछुआ गेलौं, 67. दोहरी हाक, 68. सुभिमानी जिनगी, 69. देखल दिन, 70. गपक पियाहुल लोक, 71. दिवालीक दीप, 72. अप्पन गाम- लघु कथा संग्रह।

₹ 50

9789388421683

**पल्लवी प्रकाशन**
जे.एल.नेहरू मार्ग, तुलसी भवन
निर्मली, सुपौल, बिहार : 847452